अछि। अपन सम्पूर्ण सामर्थ्यक संग ओ गतिमान छथि। ठाकुरजीक अशेष ऊर्जस्विता, परवर्ती पीढ़ीक लेल प्रेरणास्पद भ' सकैछ।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA



आशीष अनचिन्हार-संपर्क-8876162759

पारंपरिक-प्रगतिशील

1

भगवान शंकर विरोधाभासक देवता छथि। गलामे साँप मुदा बेटा मयूर पोसने। संगमे बाघ मुदा बड़दक सवारी। योगशास्त्रक जन्मदाता मुदा पत्नी लेल पागल। एहन-एहन बहुत रास विरोधाभास छनि हुनका ओ हुनका परिवारमे। एहि विरोधाभासक बहुत ढ़ंगसँ परिभाषित कएल गेलै। कियो एहि विरोधाभासकेँ कोनो परिवारक मुखियाक रूपमे देखै छथि तँ कियो एकरा शंकरक जीवनमे अभवाक रूपमे चित्रित करै छथि।

2

विश्वास ओ अंधविश्वासमे की अंतर छै? अंतर अतबे जे कोनो एहन प्रथा वा एहन नियम जाहिसँ समाजकेँ वा केकरो हानि नै हो से भेल विश्वास आ एहन प्रथा वा नियम जाहिसँ समाज वा केकरो हानि होइ से भेल अंधविश्वास। तँ मानवक विरोधाभास जँ अपनामे रहै तँ ओ ओतेक खतरनाक नै छै जेना कियो नास्तिक छै मुदा ओकर घरक लोक पूजा करै छै वा केकरो कहलापर पूजामे प्रणाम कऽ लैत छै। मुदा जखन कियो अपन फायदा लेल बलि दै छै वा तेहने सन काज करैत छै तखन ई अंधविश्वास भेल।

साहित्यमे ई विश्वास-अंधविश्वास परिभाषित भऽ जाइत छै आचरणसँ। कोनो लेखक अपन आचरणमे जे रहैत छै (चाहे खराप किए ने हो) आ ओकर लेखनमे ओहने बात आबै छै तँ ओहि लेखककेँ नीक मानल जाइत छै

आ एहिसँ समाजमे लेखनक प्रति सकारात्मक प्रभाव पड़ैत छै। रैदास-कबीरसँ लऽ कऽ तुलसीदास (उदाहरण स्वरूप) आदिक प्रभाव देखि सकै छी। मुदा जँ कोनो लेखक लिखित वा वाचिक तौरपर शोषित केर पक्षमे रहैत छै आ मनसा-कर्मणा शोषक केर पक्षमे तँ ई विरोधाभास पाखंडकेँ जन्म दैत छै आ समाज लेल हानिकारक होइत छै। अधिकांश आधुनिक लेखक लिखित तौरपर शोषित केर पक्षमे छथि तँ कर्ममे शोषक वा शोषक केर पक्षमे। तँइ वर्तमान समयमे समाज लेखन ओ लेखकपर संदेहक नजरिसँ देखै छै।

3

देवता सेहो एक तरहँक मानव छथि तँइ हुनके जकाँ मानव सेहो विरोधाभाषी होइत अछि। रामलोचन ठाकुर आन किछु हेबाकसँ पहिने मानव छथि तँइ हुनकोमे विरोधाभास हएब स्वाभाविक। केकरामे विरोधाभास नै छै? हमरा जनैत रामलोचनजीक सभ विरोधाभास मात्र समाजिक दायरामे रहल हेतनि तँइ ओ पाखंडकेँ जन्म नै दऽ सकल। समाजिक दायरासँ हमर मतलब जे दैनिक काज चलेबाक लेल जतेक समौझता एक सामान्य आदमी द्वारा कएल जाइत छै जेना कोनो पहिचान बलाक काज जल्दी कऽ देब, अपन पहिचानसँ कोनो सरकारी इस्कूलमे भर्ती करा देब आ एहने सन आन काज। रामलोचन ठाकुर सेहो अपन जीवनमे समाजिकता वश एहन समझौता केने हेता। मुदा ई समझौता पाखंडक जन्म नै दै छै। पाखंड तखन जन्मै छै जखन कि अपन सौख पूरा करबाक लेल वा कोनो भविष्यक लाभ लेल एहन समझौता कएल जाए। तँइ हुनक सभ विरोधाभास समाजक लेल हानिकारक एखन धरि नै भेलै। एखन धरि नै भेलै तँ निश्चिते ई मानल जा सकैए जे आगुओ नै हेतै।

लगभग एहने सन विरोधाभास हुनकर लेखनमे सेहो छनि। ओ केखन कोन रूप धऽ लेताह से नै जानि। केखनो अग्निलेखक बनि इतिहास हनन करए निकलि जाइत छथि तँ केखनो मिथिला इतिहासक वंदना करए लागै छथि। आन लेखक, आलोचक आदिकेँ हुनकर ई विरोधाभास बहुत अखरै छनि।

4

रामलोचन ठाकुर मूलतः साहित्यकार नै छलाह। ओ मूलतः मिथिला-मैथिलीक एक्टीभिस्ट छलाह। एक्टीभिस्टकेँ साहित्यकार हेबाक चाही वा कि नै, अथवा साहित्यकारकेँ एक्टीभिस्ट हेबाक चाही कि नै ताहिपर कियो एकमत नहि छथि। पहिने तँ इएह प्रश्न छै जे एक्टीभिस्टकेँ परिभाषा की छै तँ ओ परिभाषा जनसेवक केर नजदीक पहुँचै छै। आ ई जनसेवक पारंपरिक अर्थमे नेता धरि सेहो पहुँचै छै। मुदा ई एक्टीभिस्ट के भऽ सकैए? वर्तमानमे बहुत मैथिली साहित्यकार जे नौकरीक स्तरपर सेटल छथि (सरकारी नौकरी) ओ सभ कोनो मंचपर जा कऽ भाषण झाड़ि अबै छथि आ अपन नामक आगू एक्टीभिस्ट लगा लै

छथि। एहन लोककेँ कतेक दूर धरि एक्टीभिस्ट छथि से समाज ओ समय तय करत मुदा एतेक निश्चित जे सरकारी नौकरीमे रहैत ओ सभ मात्र थ्योरी रूपमे एक्टीभिस्ट छथि प्रैक्टिकल नै। प्रैक्टीकल एक्टीभिस्ट बनबाक प्रयास उत्तर प्रदेशक आइ.पी.एस अमिताभ ठाकुर केने छलाह हुनका योगी सरकार नौकरी खत्म कऽ जबरदस्ती घर बैसा देलकनि। रहलै बात प्राइभेट नौकरी बलाक तँ ओ रविदिन कोनो संस्थाक कार्यक्रममे चलि जाइत छथि, कोनो सचिव-अध्यक्षसँ जान-पहिचान भऽ जाइत छनि आ ओ अपनाकेँ एक्टीभिस्ट मानि लै छथि।

जेना कि उपरे कहलहुँ जे रामलोचन जी मूलतः एक्टीभिस्ट छलाह साहित्यकार नै। शुरूआती दौरक एक्टीभिज्म लेल हुनका जे-जे आन चीजक जरूरति पड़लनि से-से ओ केलाह। मुदा जीवनक्रममे ओ सरकारी नौकरी केलाह आ क्रमशः ओ अपन एक्टीभिज्मकेँ रचनामे बदलि देलाह। जहिया हुनका बुझेलनि जे नाटक केलासँ मिथिला-मैथिलीक मुद्दा बेसी लोक लग जाएत तँ ओ नाटकमे एलाह। जखन हुनका बुझेलनि जे मिथिला-मैथिलीक मुद्दा कविताक माध्यमसँ बुद्धिजीवी लग जेतै तँ ओ कविता लिखलाह। जहिया बुझेलनि जे इतिहासक हनन केलासँ मिथिलाक भला हेतै तँ ओ इतिहासक हनन केलाह। जहिया हुनका बुझेलनि जे मिथिलाक वंदन केलासँ नीक हेतै तँ ओहो केलाह। कुल मिला कऽ ओ साहित्य लेल साहित्य केर रचना नै केलाह ओ अपन एक्टीभिज्म लेल अपन रचना केलाह। आ इएह कारण छै जे हुनकर रचनात्मक विचारधारामे घोर विरोधाभाषा देखाइत छै मुदा विरोधाभास नै छै कारण ओ सभ रचना ओ अपन एक्टीभिज्म लेल केने छथिन। हम एखन धरि जे लिखलहुँ ताहि आधारपर आन कोनो लेखक सेहो कहि सकैए जे हमर रचना हमर एक्टीभिज्मक अछि। मुदा धेआन देबए बला बात जे रामलोचन ठाकुर पहिने एक्टीभीस्ट छलाह। जँ पहिने ओ एक्टीभिस्ट नै रहितथि तखन निश्चिते हुनकर विरोधाभास केर आलोचना हम करितहुँ। आन लेखक केर रचनाक एक्टीभिज्म जँचबाक लेल हम इएह पैमाना रखने छी।

एकटा बात तँ निश्चिते जे रामलोचनजीकेँ एक्टीभिज्मक परिभाषा ओ सरकारी नौकरीक मर्यादा दूनू बुझल छलनि तँइ ओ नौकरी समयमे अपन एक्टीभिज्मकेँ बिसरि गेलाह। जँ ओ चाहितथि तँ नकली एक्टीभिस्ट जकाँ निर्वाह कऽ सकै छलाह मुदा से हुनका काम्य नै रहल हेतनि।

5

कुल मिला कऽ रामलोचनजीक साहित्य हुनकर एक्टीभिज्म लेल एकटा साधन छै साध्य नै। तँइ बहुत विरोधाभास छै। जँ कोनो आलोचककेँ हुनकर विचारधारामे ओझराहटि बुझाइत छनि तँ अही कारणसँ बुझाइत छनि। जँ आलोचक हुनकर एक्टीभिज्मक रस्तासँ हुनकर साहित्य धरि पहुँचए तखन फेर कोनो ओझराहटि नै

हेतनि। साहित्यक तौरपर रामलोचनजीक सभ विचारधाराकेँ देखैत हुनका हम "पारंपरिक-प्रगतिशील" मानैत छी। ई "पारंपरिक-प्रगतिशील" शब्द युग्म मैथिलीमे नै अछि मुदा एकर प्रयोग हम रामलोचनजी लेल कऽ रहल छी। ई शब्दयुग्म हुनकर रचनाक सभ विचारधाराकेँ सामने राखि दैत अछि।

संपादकीय नोट-आशीष अनचिन्हार द्वारा विदेह ओ अनचिन्हार आखरपर रामलोचन ठाकुरजीसँ संबंधित अन्य सामग्री-

1) https://www.facebook.com/groups/videha/permalink/313661235378678/

2) https://anchinharakharkolkata.blogspot.com/2012/05/blog-post_16.html

3) https://www.facebook.com/groups/videha/permalink/316679568410178

4) https://anchinharakharkolkata.blogspot.com/2012/05/blog-post_22.html

5)https://sites.google.com/a/videha.com/videha/Home/Videha200.pdf?attredirects=0&d=1 , लिंक 1 ओ 2 एवं 3 ओ 4 केर सामग्री एकै अछि मुदा लिंक अलग-अलग।

उपरका लिंक सभ पढ़लाक बाद गजेन्द्र ठाकुरजी द्वारा रामलोचनजीक उपर एकटा तथ्य पढ़बाक लेल निच्चाक एहि लिंकपर जाउ-

https://anchinharakharkolkata.blogspot.com/2011/10/blog-post_6385.html

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।



जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल' सम्पर्क -8789616115

आँखिमे चित्र हो मैथिलीकेर ( आत्म-कथा )

आँखिमे चित्र हो मैथिली केर

9.शुभे हो शुभे

हमर शुभचिन्तकगणमे प्रमुख हमर मामा सभ छलाह | मझिला मामा रहिका हाई स्कूलमे अध्यापक छलाह | हुनक परिचयक क्षेत्र व्यापक छलनि | ओ हमर घरक स्थितिसं अवगत छलाह |शनि दिन गाम जाइत काल हमरा गामक कैटोला चौक पर हमर सबहक समाचार प्राप्त करैत आ आवश्यक लगै छलनि त हमरा ओत' सबहक भेंट-घांट करैत अपन गाम रुचौल जाइत छलाह |

मामा हमरा घरक समस्याकें दूर करबाक प्रयासमे लोकप्रिय समाधान ताक'मे लागल छलाह | सभ साल कोनो-ने-कोनो परिचित लोकक कन्यादान अथवा वरदानमे मदति करैत छलाह | तें एकर नीक अनुभव छलनि |

रहिकासं सौराठक दूरी कम छै |

सभ साल सौराठ-सभाक आयोजन ओहि समय होइत छलै जखन गाछमे आम पाक' लगैत छलै | दस दिनक ई आयोजन दर्शनीय रहैत छल | मिथिलाक कोनो कोनमे बसैत मैथिल ब्राह्मण, सभ साल एको दिनक लेल

एत’ अवश्य एबाक कोशिश करैत छलाह | ई सुनैत आएल छलहुँ जे जाहि दिन सबा लाख मैथिल जमा भ’ जाइ छथि, ओहि दिन ओत’ उपस्थित बरक गाछ मौला जाइ छै | इहो एकटा आकर्षणक विषय होइत छल | हमहूँ कय सालसं ककरो-ने-ककरो संगे एक दिन जाइत छलहुँ |

कन्यादान एकटा पैघ समस्या छलै | लोक कन्याक शिक्षाक लेल चिन्ता नहि करैत छल, एतबे शिक्षा जरूरी बुझैत छल जे चिट्ठी लीख’ आबि जाइ जे नोकरी करबा लेल कलकत्ता गेल अपन घरबलाकें चिट्ठी लिखि सकय | लोक कन्याक बियाहक लेल परिश्रम करैत छल | गामे-गामे अपनासं भिन्न गोत्रक उपयुक्त लड़काक तलाश करैत छल | एहिमे सालो लागि जाइ छलै |

सौराठ सभाक महत्वपूर्ण भूमिका छलै लोकक समस्याक निदानमे |

एहि ठाम विभिन्न गामक लोकसभसं एकेठाम भेंट भ’ जाइ छलै | विकल्प बहुत भेटि जाइ छलै |

मोन कें एकठाम स्थिर करबाक लेल अनुभवी लोकक आवश्यकता होइ छलै, सेहो एतय भेटि जाइ छलखिन | एहेन लोकक भूमिका सेहो महत्वपूर्ण होइत छलनि जे दुनू पक्षकें जनैत होथि अथवा दुनू पक्षकें अपन तर्कसं संतुष्ट क’ सकथि |सेहो एत’

भेटि जाइ छलखिन |

एहि सूत्रक उपयोग खूब कएल जाइत छलै जे कन्यादानमे कतहु झूठो बजलासं पाप नहि होइत छैक | कन्यादानमे कोनो तरहें मदति करब धर्म मानल जाइत छलै | तें कन्यागतक कोनो त्रुटिकें लोक झाँपि दैत छल | परिणामस्वरुप कयठाम अनमेल विवाह सेहो भ’ जाइत छलै | दिव्यांग लड़कीक सेहो विवाह भ’ जाइ छलै, मुदा विवाह भेलाक बाद कोनो लड़का कोनो लड़कीक त्याग नहि करैत छल आ ने स्वयं आत्महत्या करैत छल, ई छलै मिथिलाक संस्कृति | एहेन उदाहरण अछि जे एहेन परिवारमे सेहो एक-सं-एक विद्वान आ पुरुषार्थी लोक सभ भेलाह अछि |

कय बेर दिव्यांग लड़का सबहक सेहो विवाह भ’ जाइत छलै नीक लडकीक संग आ लड़की परम्पराक अनुरूप सभ पावनि करैत वरक दीर्घायु हेबाक कामना आ नीक संततिक प्रतीक्षा करैत छलीह | कियो हुनक पतिक शिकायत करनि त ओकरासं गप केनाइ बन्द क’ लैत छलीह |

विवाह भ’ गेलाक बाद सभ ई सोचि संतोष क’ लैत छल जे ओकरा भाग्यमे यैह लिखल छलै | लोक एकरा भगवानक निर्णय मानि लैत छल, तें मोन स्थिर भ’ जाइत छलै, पाछू नहि तकैत छल, आगाँ जे काज रहैत

छलै, ताहिमे लागि जाइत छल | मधुश्रावनी कोना हेतै, कोजगरा कोना हेतै, जराउर कोना हेतै ई सभ सोच' लगैत छल |

ई पैघ बात छलै |

घरसं बाहर जे युवक पढ़' जाइत छलाह अथवा जिनका शहरक हावा लागि जाइत छलनि हुनका इच्छानुकूल विवाह नै भेलापर मोन स्थिर करबामे समय लगैत छलनि |

शहरमे सिनेमा छलै | उपन्यास छलै |

सिनेमा सिखबैत छलै, विवाहसं पहिने लड़की-लड़काक बीच प्रेम हेबाक चाही |

संस्कृति सिखबैत छलै, जकरासं विवाह होइ, ओकरासं प्रेम करक चाही |

परम्परा कहैत छलै, प्रेम-त्रेम नै करक चाही, स्त्रीकें जरूरतिसं बेशी महत्व नै देबाक चाही, ओकरा अपना काबूमे जातन द' क' राखक चाही |

हमरा सोझां कखनो क' 'कन्यादान'क बेचारा सी सी मिश्र आबि जाइत छलाह आ कखनो काल दूर, बहुत दूरसं दोसर बुच्ची दाइक स्वर सुनाइ देब' लगैत छल :

'तोरा अंगनामे वसन्त नेने आएब ........

एकदिन मामाक समाद पहुंचल, काल्हि अहाँ सभ तैयारे भ' क' अबै जाउ |

वरियातीकें ध्यानमे राखि किछु गोटेकें तैयार भ'क' चल' लेल अनुरोध कएल गेलनि | सभाक समय सभ घरमे नील-टिनोपाल द' क' लोक धोती-कुरता तैयार रखैत छलाह , की पता काल्हि ककर विवाह ठीक भ' जाइ आ वरियाती जाए पडनि |

हमर शर्ट लोककें नीक नै लगलै | बच्चू भाइ झट द' अपना घरसं प्रेस कएल एकटा शर्ट नेने एलाह | विवाह भेलाक बादे लोक नीक कपड़ा पहिरैत छल | वयसमे बच्चू भाइ हमरासं छोट छलाह, मुदा विवाह भ' चुकल छलनि |

टोलक किछु गोटेक संग हम सभ पहुँचलहुँ सौराठ सभा |

भुस्कौलक एकटा परिचित भेटलाह | हमरे तुरिया छलाह | गप भेल | हिनकासं मामा गाममे कए बेर भेंट भेल छल | ओ हमरा नीक जकां जनैत छलाह | हुनका हमर पढाइक विषयमे सभ किछु बूझल छलनि | ओ एक गोटेसं परिचय करौलनि | हुनकर मुंह चिन्हार लगैत छल | आर. के. कॉलेज, मधुबनीमे प्री-साइंसमे दोसर सेक्शनमे छलाह | देखने रहियनि मुदा गप-शप नै भेल छल | आइ गप भेल | लदारी घर छनि | बहिनक विवाहक प्रयासमे छथि | हुनकर बड़का भाए आ बाबू सेहो गामक किछु गोटेक संग आएल छलखिन |

दोसर दिससं मामा एलाह, बाबू संग छलखिन | मामा अपन स्कूलक सचिव भिनाइ बाबू द्वारा अनुमोदित एकटा प्रस्तावक सूचना देलनि | पता चलल एखने जाहि व्यक्तिक संग परिचय भेल छल,हुनके बहिन छथिन कन्या |

मामा कन्या पक्षक बहुत गुणगान करैत हमरा आ हमर बाबूजीकें स्वीकार करबाक हेतु तैयार कर' लगलाह | बाबू हमरा दिस तकैत छलाह, हमरा पर दबाब देब' नै चाहैत छलाह | हम कन्याक पिताकें देखलाक बाद मामाकें कहि देलियनि जे ई कथा हमरा पसन्द नै अछि | हमरा बुझा गेल जे लड़की पढ़ल-लिखल नै छै | मामा लड़कीक पढाइ-लिखाइक सम्बन्धमे किछु नै कहैत छलाह |

मामाक किछु और परिचित लोक सभ आबि गेलाह | सभ हमरा बुझब' लगलाह जे कुमरजी जे कहैत छथि ताहिपर आँखि मूनिक' विश्वास कएल जा सकैत अछि, कथा काट' योग्य नै छै | जे सभ कहियो लदारी नै गेल हेताह, सेहो सभ लडकीक शिक्षित हेबाक गारन्टी देब' लगलाह | हमरा बूझल छल जे कन्याक विवाह लेल झूठो बाजब लोक धर्मक काज बुझैत छल | तें हम लोकक बातसं प्रभावित नै भ' रहल छलहुँ |

बाबूजी गुम्म भ' गेल छलाह | मामा दुखी भ' गेल छलाह | बरियाती जाइ लेल जे गामपरसं तैयार भेल आएल छलाह ओहो सभ अगुता रहल छलाह, जल्दी नौ-छौ होइ | कन्यागतकें होइ छलनि जे कियो लड़की द' गलत बात कहिक' लड़काकें भड़का देलकैए | ओ सभ हमरा संतुष्ट करबाक लेल जोर लगा रहल छलाह |

सहसा मामा कहलनि तों तीन बेर हमरा कहि दैह जे हम एहि ठाम विवाह नै करब त आइ दिनसं हम एहि विवाहक चर्चे नै करब |

'की ?'

'नै'

'नै?'

'नै'

बाबू कहलखिन, छोडि दियौ देविन्दर, अहाँ परेशान नै होउ, हम किछु खेत बेचि देबै पढ़ाइक लेल, जबरदस्ती विवाह नै हेतै |

तखने देखलियनि एकटा मास्टर साहेबकें | हाइ स्कूलमे हमरा पढौने छलाह |चारि बरखक बाद आइ सभामे देखलियनि | प्रणाम केलियनि | मास्टर साहेब कहलनि, हमर बेटी पढ़ितो अछि आ घरक काज करबामे सेहो दक्ष अछि | हम आकर्षित भेलहुँ | मधुबनीक एकटा डॉक्टर साहेब जे हमरा आ मास्टर साहेब दूनू गोटेकें जनैत छलाह, मास्टर साहेबसं किछु विवरण प्राप्त कर' लगलाह |

अही बीच एकाएक दुर्गा बाबू प्रगट भेलाह | मिडिल स्कूलमे पढौने छलाह | हमरा कने कात ल' जाक' कहलनि, कुमरजीक बात काटिक' ठीक नै क' रहल छह | हुनका कतेक दुःख भ' रहल छनि, से नै सोचै छहक, आखिर तोरा किए ई कथा पसन्द नै छह ?

हम कहलियनि जे हमरा लगैत अछि जे लड़कीक शिक्षा शून्य छै, तें हमरा पसन्द नै अछि |

मास्टर साहेब कह' लगलाह : ई तोहर भ्रम छह, जकरा पास एतेक सम्पति रह्तै तकर बेटी कतहु अशिक्षित होइ, हमरा पता अछि ओइ ठाम मिडिल स्कूल छै, हाइ स्कूल छै, ओहि गामक लड़की अशिक्षित भइए नै सकैत छै | तों व्यर्थ कुमरजी कें दुखी क' रहल छहुन, आखिर जेठ-श्रेष्ठक आशीर्वाद प्राप्त करबाक चाही |

तेसर बेर मामा हमरासं पुछ्लनि : बाजह, की ?

हमर बकार बन्द भ' गेल |

दुर्गा बाबू बजलाह : जाइ जाउ, सिद्धान्त लिखाउ |

चहल-पहल शुरू भ' गेल | सभ गोटे विभिन्न दिशामे अलग-अलग काज लेल सक्रिय भ' गेलाह |

एक गोटे, जिनका वरियाती नहि जेबाक छलनि, से अपन साइकिलसं समाद ल'क' गाम पठाओल गेलाह |

पन्द्रह गोटे वरियाती जाइ लेल तैयार कएल गेलाह |



ISSN 2229-547X VIDEHA

जे गामसं साइकिलसं आएल छलाह, से अपने साइकिलसं विदा भेलाह | शेष गोटेक लेल रिक्शाक व्यवस्था भेल | लदारीसं जे सभ साइकिलसं आएल छलाह, से निकलि गेलाह गाम समाद ल'क' विधि-व्यवहार आ और वस्तुक ओरिआओन करयबा लेल |

एकटा रिक्शापर हमरा संगे लड़कीक पिता विदा भेलाह जे पचास बीघाक मालिक, सात बहिनक एकमात्र भाए आ दूटा शिक्षित पुत्र, तीन टा अशिक्षित कन्याक पिता छलाह |

सौराठसं रहिका, कपिलेश्वर स्थान, बसौली, औंसी, केवटी, दड़िमा होइत लदारी पहुँचबामे दू घंटासं बेशी लागल हेतै | बाटेमे रही त अन्हार भ' गेल रहै |

हाजीपुर चौकसं थोड़े दूर पूब आबि आमक गाछी सबहक बीच होइत एकटा पोखरिक कात द' क' दरबज्जापर पहुंचलापर आंगनसं किछु हूलि-मालि सुनाइ पडल | एकर अतिरिक्त कोनो और आयोजन देखबामे नहि अबैत छल जाहिसं बुझाइ जे एत' कोनो लड़कीक विवाह होम' वला छै |

हमरा मोनक भीतर एकटा सी सी मिश्र परेशान भ' रहल छलाह |

हम एकटा स्वचालित मशीन भ' गेल छलहुँ |

हमरा किछु मधुर खुआक' परिक्षण क' क' आंगन ल' जाइ गेलीह, त हमरा भीतरक सी सी मिश्र और व्यथित भ' गेलाह | बलि-वेदीपर चढ़बासं पहिने हम मामासं एक बेर सम्पर्क कर' चाहलहुँ |

कोठलीक गेटक एक कात हम छलहुँ, दोसर कात मामा छलाह |

हम मामाकें कहलियनि जे लड़कीक विषयमे हमर अनुमान सही छल |

मामा न्यायाधीशक आसन धेलनि,'आब लड़की कनाहि होइ, घेघाहि होइ, चिन्ता करबाक काज नै छै | सभटा भगवानपर छोडि दहुन |'

आंगनमे लोक सभ चिन्तित छलाह जे कियो हमरा कहि देलक अछि जे लड़की कनाहि छै |

हम जे मामासं गप करैत छलहुँ त कियो नुकाक' सुनबाक कोशिश केलनि आ हमरा मूंहसं एकटा शब्द 'लड़की' आ मामाक एकटा शब्द 'कनाहि', यैह दूटा शब्दकें मिलाक' उपस्थित लघु कथाकार सभ तुरंत एकटा लघु कथा तैयार क' लेलनि जे कियो लड़काकें भड़का देलकैए जे लडकी कनाहि छै | सी बी आइ



ISSN 2229-547X VIDEHA

तुरंत रिपोर्ट द’ देलकै जे ई काज फल्लाँ गामक लोकक अछि, ओ सभ एत’ विवाह कर’ चाहै छलै, नै भेलै तें ई उडा देलकै जे लड़की कनाहि छै, जाहिसं लड़का कहै जे हम वियाह नै करब |

दरबज्जापर हमर पिता चिन्तित छलाह | चिन्तित छलाह वरियातीमे आएल किछु लोक, हुनका होइ छलनि जे लड़का कहीं भागि ने जाइ अथवा कहीं ई ने कहि दै जे हम नै करब विवाह | एहेन स्थितिमे हुनकर सबहक की हाल हेतनि, एहि आस-पासमे कोनो कुटुम्ब नै छथिन जत’ जाक’ रहताह आ एते रातिमे पन्द्रह-बीस किलोमीटर गाम कोना घुरताह | हुनका सोझां कयटा सूनल कथा छलनि जे लड़का बेदीतरसं भागि गेलै अथवा भगा देल गेलै आ वरियाती सभ जेना-तेना अपन जान बचाक’ पडेलाह |

हमरा सोझां प्रगट भेलाह एकटा बड़का कल्लावला लोक मार्कंडेय ठाकुर,’ ठाकुरजी अहाँ पहिने हमरा कन्याकें देखि लिय’, कोनो त्रुटि बुझाय त नै करू विवाह |’

हम कहलियनि जे काज आगू बढ़ाउ, हमरा आब कोनो आपत्ति नै अछि |

तुरंत दृश्य बदलि गेलै | गीत-नाद शुरू भेल | पंडित जुगेश्वर झा अपन पोथी-पतरा ल’क’ आसन धेलनि, हजाम अपन काजमे लागि गेलाह |

बुच्ची दाइ, क्षमा करब,बच्ची दाइ अपने एतेटा घोघ तनने हमरा बगलमे छलीह |

हमरा भीतर एकटा बच्चा छल जकर बैलून फूटि गेल छलै आ ओ कानि रहल छल |

हमरा भीतर एकटा सी सी मिश्र छलाह जे एहि विवाहक आलोचना क’ रहल छलाह : जकर-जकर विवाह भ’ रहल छै ओ एक-दोसरकें देखबो ने केने अछि तखन एहि गीत-नाद आ मंत्रोच्चारक की प्रयोजन ?

हमरा भीतर अनिलजी छलाह जे गीत सुनबामे आ ओकर अर्थ बुझबामे लागल छलाह, ओहि गीत सभमे सुधार कर’ चाहैत छलाह, ओकरा स्थानपर नव रचनामे

लागल छलाह |

हमरा भीतर रहिका हाइ स्कूलक उप-प्रधानाध्यापक श्री देवेन्द्र कुमरक एकटा आज्ञाकारी भागिन छलाह जे पंडितजी जेना-जेना कहैत छलखिन, तेना-तेना केने जा रहल छलाह, जे-जे पढ़बैत छलखिन, से-से पढने जा रहल छलाह |



ISSN 2229-547X VIDEHA

हमरा भीतर तिरहुत कृषि महाविद्यालय, ढोलीक द्वितीय वर्षक एकटा छात्र छल जे पढ़ाइक खर्चक चिन्तासं मुक्त भ' गेल छल किन्तु अपना चारुकात एकटा देबाल देखि रहल छल |

हमरा भीतर क्यो छल जे हमरा बुझा रहल छल, यैह कहबैत छै 'भावी', देखि लेलहुं ने, अहाँकें कुदला आ फनलासं की भेल, वैह भ' रहल छै जे अस्तित्व चाहै छै |

आब हमरा आ हुनका स्थितिमे एतबे अंतर रहि गेल छल जे हम घोघ नहि तनने छलहुँ, ओ घोघ तनने छलीह |

( क्रमशः )

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

सुभाष कुमार कामत

फाटल जिंस

दोसर पर एक आँगुर
उठाबै सँ पहिने
अपन चारि आँगुर दिस
सेहौ देखियौ
कोनो महिलाक पहिरल
पहनावा आओर फाटल जिंस देखि
अहाँक लाज आओर शर्म होएत अछि
मुदा हम पुरूख वर्ग
पहिरी फाटल जींस
आ नांगट रही
तँऽ समाजक कोनो हर्ज नै
कियाक तँऽ
अखनो पृत सतात्मक समाज अछि
सैह नऽ
आबि नै पहिरत
कोनो लड़की
फाटल जिंस
हम आश्वासन दै छी

मुदा ओं सँ पहिने
हमरा अहाँ ई आश्वासन दियै
जे हमर अहाँक बुद्धि विवेक
ओ फाटल जिंस सँ बेसी
चिथरा चिथरा भ गेलि अछि
ओ कहिया धरि
बदलब।

©सुभाष कुमार कामत
नौआबाखर, घोघरडीहा

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

 आनन्द दास "गौतम"

फागु

एलयफगुआ

फागुनके रंग, आई मचत हुड़दंग।

मुंह अछि पान आ मिजाजमे भंग।।

बाजै ढ़ोलक पर थाप, नाचय नटुआ।

एलय फगुआ, हो... एलय फगुआ।।

साईर सबके देखिते, गेलथि चौन्हरा।

पिचकारी ल' पाहुन, गेलथि ओन्घरा।।

सार सब देलकनि, एगो टोलीमे फंसा।

नटुआ संग नाचि-नाचि, भेलथि नटुआ।।

एलय फगुआ, हो...

भौजी देलथि गटकि, दु गो लस्सी गिलास।

रंग लगबति लेलथि, भायजीके किलास।।

फगुनिया फगुआयल, आबि कानमे बाजल।

आऊ होलीमे सासुर, मिलत भांगक पुआ।।

एलय फगुआ, हो...

(फगुनिया :भायजीके साईर)

मस्ती कोनों जुर्म नहि आ जोगीरा... इहो कोनों कम नहि।

गाल लाल अछि, चश्मा पीयर।

आऊ ना डिअर नियर।।

फागमे भंग संग, रंग मनायब।

हम अहीं दीदीक दीयर।।

जोगीरा... सर र ररर...

फगुनियाएलि बाहिर, त' मोनमे जागल आस।

या त' लागत गुलाल, या त' ठामहि सन्यास।।

फगुनिया शातिर खिलाड़ी, केने ख़ूब रास तैयारी।

फेक रंगक गुब्बार स', देलखिन्ह गर्दा उड़ा।।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

एलय फगुआ, हो...

झुमका झमकदार देखि, जुआन बुढ़बो नाचथि।

मधुजाम लय बैसल कक्का, मोने मोन बाचथि।।

आई त' अपने हाथे, हमहुं खुएबै निमालपुआ।

एलखिन्ह य एहोलीमे गाम ...,

आब हेतै ... फगुए फगुआ, हेतै फगुए फगुआ।।

बाजै ढ़ोलकपर थाप, नाचै नटुआ।

एलय फगुआ, हो... एलय फगुआ।।

- आनन्ददास ‘‘गौतम’’, "बाबाअंगना", नवानी,

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

पूजा झा

## औरत

औरत के जे पहचानलक, समझू विश्व ब्रह्माण्ड के जनलक |

माँ जननी के मर्यादा के त ब्रह्मा , विष्णु महेशो तक मानलैथ |

औरत के महानता है कहाँ कहाँ नै तौलल गेल , कखनो गंदी कखनो बुरी कि सब नही बाजल गेल | जे जन्म देलक हमरा आहाँ सब के जेकर करूणा कथा हिला दैत अछि भगवान के | "ईव " अगर फल नही खैतैथ त आई ई सृष्टि नही होईता , कुन्ती अगर अपन राज नही छुपैब तैथ त जगत में गीता के वृष्टि नही होईता | केकैयी राम के वनवास नही दियैवतैथ त राक्षस के राज होईता | राधा रास लीला नै करितैथ त संसार में प्रेम नै होईता |औरत हर जगह नीके केलैथ , पर ओकरा बदला में हुनका कि भेटल | क्यो प्रतारित करैत छथिन त क्यों अपमानित, क्यो व्यंग्य में कहेत छथिन जे औरत त अवला छथि | अते महानता रखितो दहेज के लेल जरायल जाईत छैथ औरत | मनोरंजन के लेल बेचल जाईत छैथ औरत | कि कैह सकैत छी चंद रूपैया के लेल सतायल जाईत छैथ औरत | न जाने कतेको डाँक्टर ,इंजीनियर , वकील पैदा केने हेती | दुर्भाग्यवश वक्त पर क्यो नै दैत छैन दलिल | हर वक्त ओ काज आबैत छैथ ओ दोसर के, कखनो माँ कखनो बहिन कखनो वाला बैनक |ई सुनि लिअ देश वासी

औरत तखने तक जलायल जैती , जाबत तक ओ करूणा के देवी छैथ | जाहि दिन रण चंडिका बैन जयती , ओहि दिन अपन अधिकार मान सम्मान सब पाईब जयती | आहाँ ओकर अधिकार कि देबै, जे आहाँ के अधिकारी बनेलैथ | आई जई स्तर पर औरत ठाढ छैथ ,ओ स्थान ओ अपने बनेने छैथ | और आगा प्रगति कर चाहती त खूद स करती | एकर चिन्ता नै करू जे आहाँ सब पर भरोसा करती | आदिकाल स कलिकाल तक अगर औरत रण चंडिका बनल रैह तैथ , त आई विश्व भरि में ममता ,दया करुणा के परिभाषा नै होईता |

आबो समय अछि पाप के प्रायश्चित करू और अपन उन्नति के सुरक्षित करू | 'वरना ओ दिन दूर नै ' जहिना दहेज के आरोप मे जरायल जाईत छैथ औरत , तहिना जला क राख क देती सबटा एक औरत |

औरत के शालीनता के उपहास नै उड़ाऊ ,ई धरती सेहो एक औरत छैथ अई देवी के गुण गाऊ |

-पूजा झा. कोटा

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

सोनी दास

मौन

मौन भ' अपने स' गप्प करैत छी

भगवती क' समक्ष चुप्प भ' संवाद करैत छी

हम भ' जाय छी चुप्प जखैन चुप्पी संवाद करैत छै

चान- सुरुजक चंचल रश्मि आय

किया चुप्पी स' संवाद करैत छै

प्रगल्भ किछ नै होय छै

सत्य सदिखन मौन रहैत छै

शांत मोन स' काएल गप्प

प्रतिपल अपन गप्प कहैत छै

सभ एतय बनल छैथ बहीर

नै क्यो ककरो आश करैत छैथ

तैयो मोनक गप्प करैत छैथ

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

चुप्पी के संग अपन गप्प करैत छैथ

मौन भ' अपने स' गप्प करैत छी

सभहक समक्ष मौन भ' संवाद करैत छी

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

सोनी कर्ण

## स्त्री विमर्श के परिभाषा आर अवधारणा

स्त्री शब्द के विश्लेषण एहि प्रकार कय सकैत छी, जेना कि स्त्री शब्द एक महिला व नारी के प्राकृतिक रूप में जनेवाक वैज्ञानिकता क रूप अछि। ओना मानव रुपे स्त्री पुरुष के संयुक्त बोध अछि परञ्च लिंग रुपे दुहु अलग अलग अछि। सृष्टिक बड पैघ महत्त्व स्त्री के छनिह। तहिना विमर्श शब्द हिन्दी एबं मैथिली मे एके अछि त अंग्रेजी शब्द एकर डिस्कोर्स के पर्याय अछि ।लेटिन discursus शब्द स् discours शब्द लेल गेल अछि जकर अर्थ संवाद,वार्तालाप, एबं विचारक आदान प्रदान हएत अछि। एही विमर्श के discurasive नहि मानबाक चाहिँ। आब स्त्री विमर्श के अवधारणा सतत् इएह अछि जे अक्सर मध्यम वर्गीय स्त्री पर केन्द्रित हएत अछि।प्राचीन काल स् पुरुष क दासता के अधीन मे रहैत आधुनिक युग काल मे पुरुष क दासता मे स्त्री के दबल अधिकार के विरोध स्वरूप उठल आवाज स्त्री विमर्श के रूप में लेल जा सकैछ।समाज मे पुरुष के भेटल अधिकार , सहुलियत समान रूप में नारी वर्ग के सेहो भेटक चाहिँ आ एहि प्रकरण में स्त्री सभ अपन आवाज बुलन्द करैत अपन अधिकार क सुनिश्चिता हेतु मांग हर क्षेत्र स् उठि रहल अछि आ एहि के आब नजरअन्दाज केनाई समाजक विकास में अवरोध केनाई अछ।लैंगिक समानता एहि आधुनिक एबं वैज्ञानिक काल के हेतु अपरिहार्य अछि।पुरुष जका समान काम मे समान पारिश्रमिक वेतन भेट्व,यौन उत्पीडन,घरेलु हिंसा , समाजिक एबं पारिवारिक भेदभाव बन्द आदिक विरोध क मुद्दा प्रमुख अछि।समाज मे स्त्री मात्र एक संख्यात्मक नहि अपितु पुरुष समान केन्द्रित होमय चाहैत छ्थि आर एहि के अपन अस्तित्व क आधार स्तम्भ के रूप में शशक्त लड़ाई क रहलीह अछि करैत छ्थि, जे स्त्री विमर्श के मुखर भ रहल अछि।

पाश्चात्य सन्दर्भ,

पुरुष क समकक्षी स्त्री सभ के राजनीतिक,सामाजिक,शैक्षिक समानता के आन्दोलन किछु वर्ष स् नारीवाद स् जानल जाइत अछि जकर आंगल शब्द अंग्रेजी मे feminism प्रचलन में अछि।नारीवाद बहुत सार्थक एबं उपयुक्त अछि। उपरोक्त आन्दोलन ग्रेट ब्रिटेन आर संयुक्त राज्य अमेरिका स् सुरु भेल जे 18वी शदी मे मानवतावाद आर औद्योगिक क्रान्ति के रूप में देखल जाईत अछि।नारी सभ पुरुष क अपेक्षा शारीरिक एबं

बौद्धिक रुपे कमजोर बुझवा में छल आ स्त्री जे हीनतर रूप में बुझैत छल जे एकटा बहुत पैघ अवमानना छल।कानुन एबं धर्मशास्त्र मे नारीक पराधीनता के पुरुष वर्ग अपन श्रेष्ठता कायम रखबाक हेतु गलत व्याख्या करैत नारी के पराधीनता के जंजीर मे जकरने छल।नारी सभ अपन नाम स् रुपन्ति नहि राखि कोनो तरहक व्यवहार कय सकै छलिह। अपन संतान एबं स्वयं पर कोनो अधिकार व नाम नहि सकैत छलिह। यद्दपि स्त्री क व्यापक अवसर प्रदान करबाक पहिल आवाज उठल जाहि में महतवपूर्ण दस्तावेज महिला के अधिकार क बहाली बास्ते सन् 1729ई में बनल छल।फ्रांसीसी क्रांति के समय मे महिला सिलिकन क्लाबो के मांग छल कि आजादी,समानता आ भातृत्त्व के व्यवहार विना कोनो लिंग भेद लागू होमक चाहिं मुदा एहि आन्दोलन के ओहि समय मे नेपोलियन क संहिता अयला स् कमजोर पडि गेल। उत्तरी अमेरिका में अबिजेक एडम्स आ मेरी औस्टिस वारेन, जार्ज वाशंगिटन आ रामस जैफरसन पर दवाव पडल जे नारी मुक्ति क बात संविधान मे शामिल कएल जाय।नारीवाद आन्दोलन वास्तविक रूप में सन् 1848ई में प्रारम्भ भेल, आही समय मे एलिजाबेथ कैंडी स्टेण्डन, लुक्रेसिया कफिन मोर आ किछु अन्य सव न्यूयार्क में एक महिला सम्मेलन कय क नारी स्वन्त्रता क घोषणा पत्र जारी कयलनहि जाहि में पूर्ण कानुनी समानता,शैक्षिक एबं व्यावसायिक अवसर समान मुआबजा आ मजदूरी क अधिकार तथा वोट क अधिकार के मांग भेल छल।

एहि के पूर्व मे स्त्री विमर्श बात मध्यम वर्गक नारी के विषय मे जिक्र भेल अछि। पैघ तथा नम्हर कारण जे साहित्यकार आर विमर्शकार व्यक्तित्व स्वयं मध्यम वर्गीय पृष्ठभूमि स् अधिकांश जुडल छ्थि आ एहि स् एकर वर्णन व व्याख्या नहि भ सकैत अछि। एहि मे गढल मानसिकता महिला क छवि एबं प्रतिनिधित्तव उपनिवेशी दौर के मानसिकता अछि।

स्त्री मुक्ति क अवधारणा मध्यम वर्गीय केन्द्रित बहस क विषय अछि।स्त्री स्वतन्त्रता क संघर्ष दैहिक आ आर्थिक स्वतन्त्रता मे सीमित आबि रहल अछि।परम्परा रुपे आत्मनिर्भर नहि छ्थि। यौनिकता एबं स्त्रीत्व सम्बन्धी भ्रम में जीबैत आवैत छथि।महिला के मानसिकता शारीरिक एबं यौन रूप में महिमामन्डित मध्यम वर्गीय स्त्री मे खास क भेल अछि। एहि के चर्चा वैचारीक बहस नहि हएत अछि आ एहि के विमर्श क बात नदारद अछि, हासिए पर अछि। दलित वर्ग क स्त्री स् स्त्री विमर्श क बात आशापल्वित अछि कारण ई महिला सभ अपन अधिकार बास्ते संघर्ष के महत्त्व

दैत संघर्षरत रहैत छथी। किछु पढल लिखल कीछु महिला विमर्श पर मुख्य रूप स जुडल रहै त छथि, परञ्च मध्यम वर्गीय महिला सभ आत्मनिर्भरता एबं यौन सूचिता स् जुइझ रहल छथि। आव प्रश्न मात्र एहि तरहक स्त्री के नहि अपितु विमर्श के चरित्र स् अछि। जौँखन राष्ट्र के सामाजिक संरचना वहुस्तरीय अछि

तहिना हालत में केओ कोनो विमर्श क स्तर एकटा अथवा एक स्तरीय कोना भ सकैछ ।विमर्श के सभटा स्तर के प्रतिनिधित्वक विचार करक चाहिं।

विचार क सुलेमिथ फयरस्टोन क अनुसार टेस्टट्युब द्वारा सन्तान उत्पादन स् स्त्री मुक्ति क अवधारणा विकसित करय में

बल दायी अछि,सक्षम एबं सक्रिय वास्ते बलप्रदान करैत अछि।स्त्री क मातृत्तव के स्त्री क पराधीनता नहि मानि जीवन के स्वाभाविक बात अछि जे कीछु हद तक स्वीकार्य एबं अनिवार्य बात थीक।

-सोनी कर्ण (विराटनगर)

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

..........................................................................................................................

संघ लोक सेवा आयोग/ बिहार लोक सेवा आयोगक परीक्षा लेल मैथिली (अनिवार्य आ ऐच्छिक) आ आन ऐच्छिक विषय आ सामान्य ज्ञान (अंग्रेजी माध्यम) हेतु सामिग्री

[STUDY MATERIALS FOR UPSC (UNION PUBLIC SERVICE COMMISSION) & BPSC (BIHAR PUBLIC SERVICE COMMISSION) EXAMS- MAITHILI (COMPULSORY & OPTIONAL) AND OTHER OPTIONALS AND GENERAL STUDIES (ENGLISH MEDIUM)]

*Videha e-Learning*




पेटार (रिसोर्स सेन्टर)

शब्द-व्याकरण-इतिहास

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

MAITHILI IDIOMS & PHRASES मैथिली मुहावरा एवम् लोकोक्ति प्रकाश- रमाकान्त मिश्र मिहिर (खाँटी प्रवाहयुक्त मैथिली लिखबामे सहायक)

डॉ. ललिता झा- मैथिलीक भोजन सम्बन्धी शब्दावली (खाँटी प्रवाहयुक्त मैथिली लिखबामे सहायक)

मैथिली शब्द संचय MAITHILI DICTIONARY- RAMDEO JHA (खाँटी प्रवाहयुक्त मैथिली लिखबामे सहायक)

ENGLISH MAITHILI COMPUTER DICTIONARY

MAITHILI ENGLISH DICTIONARY

अणिमा सिंह -Shishu_Geet_Khel_Anima_Singh

डॉ. रमण झा

मैथिली काव्यमे अलङ्कार अलङ्कार-भास्कर

आनन्द मिश्र (सौजन्य श्री रमानन्द झा "रमण")- मिथिला भाषाक सुबोध व्याकरण

BHOLALAL DAS मैथिली सुबोध व्याकरण- भोला लाल दास

राधाकृष्ण चौधरी- A Survey of Maithili Literature

.........................................................................................................................

मूलपाठ

तिरहुता लिपिक उद्भव ओ विकास (यू.पी.एस.सी. सिलेबस)

राजेश्वर झा- मिथिलाक्षरक उद्भव ओ विकास (मैथिली साहित्य संस्थान आर्काइव)

Surendra Jha Suman दत्त-वती (मूल)- श्री सुरेन्द्र झा सुमन (यू.पी.एस.सी. सिलेबस)

प्रबन्ध संग्रह- रमानाथ झा (बी.पी.एस.सी. सिलेबस) CIIL SITE

.........................................................................................................................

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

समीक्षा

सुभाष चन्द्र यादव-राजकमल चौधरी: मोनोग्राफ

शिव कुमार झा "टिल्लू" अंशु-समालोचना

डॉ बचेश्वर झा- B_JHA_Nibhand_Nikunj.pdf

डॉ. देवशंकर नवीन- Adhunik_Sahityak_Paridrishya

डॉ. रमण झा- भिन्न-अभिन्न

प्रेमशंकर सिंह- मैथिली भाषा साहित्य:बीसम शताब्दी (आलोचना)

डॉ. रमानन्द झा 'रमण'

हिआओल

अखियासल CIIL SITE

दुर्गानन्द मण्डल-चक्षु

RAMDEO JHA दत्त-वतीक वस्तु कौशल- डॉ. श्रीरामदेवझा

SHAILENDRA MOHAN JHA परिचय निचय- डॉ शैलेन्द्र मोहन झा

......................................................................................................................

अतिरिक्त पाठ

पहिने मिथिला मैथिलीक सामान्य जानकारी लेल एहि पोथी कैँ पढ़ू:-

राधाकृष्ण चौधरी- मिथिलाक इतिहास

फेर एहि मनलग्गू फाइल सभकेँ सेहो पढ़ू:-

केदारनाथ चौधरी

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

चमेलीरानी    माहुर    करार

कुमार पवन

पइठ (मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ कथा) (साभार अंतिका)    डायरीक खाली पन्ना (साभार अंतिका)

योगेन्द्र पाठक वियोगी- विज्ञानक बतकही

रामलोचन ठाकुर- मैथिली लोककथा

SAHITYA AKADEMI

http://sahitya-akademi.gov.in/publications/e-books.jsp

http://sahitya-akademi.gov.in/general/Digitalbooks.jsp

CIIL

http://corpora.ciil.org/maisam.htm

अखियासल (रमानन्द झा रमण)

http://corpora.ciil.org/pdf/maidhilipdf/MAI1.pdf

जुआयल कनकनी- महेन्द्र

http://corpora.ciil.org/pdf/maidhilipdf/MAI2.pdf

प्रबन्ध संग्रह- रमानाथ झा (बी.पी.एस.सी. सिलेबस)

http://corpora.ciil.org/pdf/maidhilipdf/MAI3.pdf

सृजन केर दीप पर्व- सं केदार कानन आ अरविन्द ठाकुर

http://corpora.ciil.org/pdf/maidhilipdf/MAI4.pdf

मैथिली गद्य संग्रह- सं शैलेन्द्र मोहन झा

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

http://corpora.ciil.org/pdf/maidhilipdf/MAI5.pdf

JNU

http://sanskrit.jnu.ac.in/maithili/index.jsp

http://sanskrit.jnu.ac.in/student_projects/lexicon.jsp?lexicon=maithili

ARCHIVE.ORG

https://archive.org/details/%40vijay_deo_jha?&sort=-publicdate&page=2

VIDEHA MAITHILI BOOKS/ PICTURE-AUDIO-VIDEO ARCHIVE

http://videha.co.in/new_page_15.htm

https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/

ALL INDIA RADIO DOORDARSHAN आकाशवाणी दूरदर्शन

http://prasarbharati.gov.in/

http://newsonair.com/

https://doordarshan.gov.in/

आकाशवाणी मैथिली पोडकास्ट http://prasarbharati.gov.in/podcast.php?filterlang=Maithili&from=1947-08-15&fromwp=2020-08-29&to=2050-12-31&search=GO

आकाशवाणी पटना/ दरभंगा मैथिली रेजनल न्यूज टेक्स्ट डाउनलोड-1 http://newsonair.com/RNU-NSD-Audio-Archive-Search.aspx

आकाशवाणी पटना/ दरभंगा मैथिली रेजनल न्यूज टेक्स्ट डाउनलोड-2 http://newsonair.com/Regional-Text.aspx

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

आकाशवाणी दरभंगा http://prasarbharati.gov.in/playersource.php?channel=282

आकाशवाणी दरभंगा यू ट्यूब चैनल https://www.youtube.com/channel/UCGdNveEFmv4pPolWiTEMxVA

आकाशवाणी भागलपुर http://prasarbharati.gov.in/playersource.php?channel=359

आकाशवाणी पूर्णियाँ http://prasarbharati.gov.in/playersource.php?channel=256

आकाशवाणी पटना http://prasarbharati.gov.in/playersource.php?channel=122

IGNCA

http://ignca.nic.in/coilnet/mithila.htm

http://ignca.nic.in/coilnet/kalyani.htm (MAITHILI ENGLISH DICTIONARY)

http://tdil.mit.gov.in/CoilNet/IGNCA/mithila.htm

MITHILA DARSHAN

https://mithiladarshan.com/ (online pdf of Maithili journal)

I LOVE MITHILA

https://www.ilovemithila.com/ (online maithili journal)

मैथिली साहित्य संस्थान

https://www.maithilisahityasansthan.org/

https://www.maithilisahityasansthan.org/resources (online pdf of Reasearch Papers/ books)

..........................................................................................................................

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

VIDEHA e-LEARNING YOUTUBE CHANNEL

https://www.youtube.com/channel/UC4abVKqMj2pDWIAkXiOHp7A

(अनुवर्तते)

-गजेन्द्र ठाकुर

विदेहक किछु विशेषांक:-

१) हाइकू विशेषांक १२ म अंक, १५ जून २००८

Videha_15_06_2008.pdf Videha_15_06_2008_Tirhuta.pdf 12.pdf

२) गजल विशेषांक २१ म अंक, १ नवम्बर २००८

Videha_01_11_2008.pdf Videha_01_11_2008_Tirhuta.pdf 21.pdf

३) विहनि कथा विशेषांक ६७ म अंक, १ अक्टूबर २०१०

Videha_01_10_2010 Videha_01_10_2010_Tirhuta 67

४) बाल साहित्य विशेषांक ७० म अंक, १५ नवम्बर २०१०

Videha_15_11_2010 Videha_15_11_2010_Tirhuta 70

५) नाटक विशेषांक ७२ म अंक १५ दिसम्बर२०१०

Videha_15_12_2010 Videha_15_12_2010_Tirhuta 72

६) नारी विशेषांक ७७म अंक ०१ मार्च २०११

Videha_01_03_2011 Videha_01_03_2011_Tirhuta 77

७) अनुवाद विशेषांक (गद्य-पद्य भारती) ९७म अंक

Videha_01_01_2012 Videha_01_01_2012_Tirhuta 97

८) बाल गजल विशेषांक विदेहक अंक १११ म अंक, १ अगस्त २०१२

Videha_01_08_2012 Videha_01_08_2012_Tirhuta 111

९) भक्ति गजल विशेषांक १२६ म अंक, १५ मार्च २०१३

Videha_15_03_2013 Videha_15_03_2013_Tirhuta 126

१०) गजल आलोचना-समालोचना-समीक्षा विशेषांक १४२ म, अंक १५ नवम्बर २०१३

Videha_15_11_2013 Videha_15_11_2013_Tirhuta 142

११) काशीकांत मिश्र मधुप विशेषांक १६९ म अंक १ जनवरी २०१५

Videha_01_01_2015

१२) अरविन्द ठाकुर विशेषांक १८९ म अंक १ नवम्बर २०१५

Videha_01_11_2015

१३) जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल विशेषांक १९१ म अंक १ दिसम्बर २०१५

Videha_01_12_2015

१४) विदेह सम्मान विशेषाक- २००म अक १५ अप्रैल २०१६/ २०५ म अक १ जुलाई २०१६

Videha_15_04_2016

Videha_01_07_2016

१५) मैथिली सी.डी./ अल्बम गीत संगीत विशेषांक- २१७ म अंक ०१ जनवरी २०१७

Videha_01_01_2017

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

१६) मैथिली वेब पत्रकारिता विशेषांक

VIDEHA 313

लेखकसं आमंत्रित रचनापर आमंत्रित आलोचकक टिप्पणीक शृंखला

१७) मैथिली बीहनि कथा विशेषांक-२

VIDEHA 317

१८) रामलोचन ठाकुर विशेषांक

VIDEHA 319

१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

विदेहक दू सए नौम अंक Videha_01_09_2016

एडिटर्स चोइस सीरीज

एडिटर्स चोइस सीरीज-१

विदेहक १२३ म (०१ फरबरी २०१३) अंकमे बलात्कारपर मैथिलीमे पहिल कविता प्रकाशित भेल छल। ई दिसम्बर २०१२ क दिल्लीक निर्भया बलात्कार काण्डक बादक समय छल। ओना ई अनूदित रचना छल, तेलुगुमे पसुपुलेटी गीताक एहि कविताक हिन्दी अनुवाद केने छलीह आर. शांता सुन्दरी आ हिन्दीसँ मैथिली अनुवाद केने छलाह विनीत उत्पल। हमर जानकारीमे एहिसँ बेशी सिहराबैबला कविता कोनो भाषामे नहि रचल गेल अछि। सात सालक बादो ई समस्या ओहने अछि। ई कविता सभकेँ पढ़बाक चाही, खास कऽ सभ बेटीक बापकेँ, सभ बहिनक भाएकेँ आ सभ पत्नीक पतिकेँ। आ विचारबाक चाही जे हम सभ अपना बच्चा सभ लेल केहन समाज बनेने छी।

एडिटर्स चोइस सीरीज-१ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-२

विदेहक ५०-१०० म अंकक बीच ब्रेस्ट कैसरक समस्यापर विदेह मे मीना झा केर एकटा लघु कथा प्रकाशित भेल। ई मैथिलीक पहिल कथा छल जे ब्रेस्ट कैसर पर लिखल गेल। हिन्दीमे सेहो ताधरि एहि विषयपर कथा नहि लिखल गेल छल, कारण एहि कथाक ई-प्रकाशित भेलाक १-२ सालक बाद हिन्दीमे दू गोटेमे घोंघाउज भऽ रहल छल कि पहिल हम आकि हम, मुदा दुनूक तिथि मैथिलीक कथाक परवर्ती छल। बादमे ई विदेह लघु कथामे सेहो संकलित भेल।

एडिटर्स चोइस सीरीज-२ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-३

विदेहक ५०-१०० म अंकक बीच जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिलक किछु बाल कविता प्रकाशित भेल। बादमे हुनकर ३ टा बाल कविता विदेह शिशु उत्सवमे संकलित भेल जाहिमे २ टा कविता बेबी चाइल्डपर छल। पढ़ू ई तीनू कविता, बादक दुनू बेबी चाइल्डपर लिखल कविता पढ़बे टा करू से आग्रह।

एडिटर्स चोइस सीरीज-३ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-४

विदेहक ५०-१०० म अंकक बीच जगदानन्द झा मनुक एकटा दीर्घ बाल कथा कहि लिअ बा उपन्यास प्रकाशित भेल, नाम छल चोनहा। बादमे ई रचना विदेह शिशु उत्सवमे संकलित भेल, ई रचना बाल मनोविज्ञानपर आधारित मैथिलीक पहिल रचना छी, मैथिली बाल साहित्य कोना लिखी तकर ट्रेनिंग कोर्समे एहि उपन्यासकेँ राखल जेबाक चाही। कोना मॊडर्न उपन्यास आगाँ बढ़ै छै, स्टेप बाइ स्टेप आ सेहो बाल उपन्यास। पढ़बे टा करू से आग्रह।

एडिटर्स चोइस सीरीज-४ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-५

एडिटर्स चोइस ५ मे मैथिलीक "उसने कहा था" माने कुमार पवनक दीर्घकथा "पइठ" (साभार अंतिका) । हिन्दीक पाठक, जे "उसने कहा था" पढ़ने हेता, केँ बुझल छन्हि जे कोना अहि कथाकेँ रचि चन्द्रधर शर्मा

'गुलेरी' अमर भऽ गेलाह। हम चर्चा कऽ रहल छी, कुमार पवनक "पइठ" दीर्घकथाक। एकरा पढ़लाक बाद अहाँकेँ एकटा विचित्र, सुखद आ मोन हौल करैबला अनुभव भेटत, जे सेक्सपीरिअन ट्रेजेडी सँ मिलितो लागत आ फराको। मुदा एहि रचनाकेँ पढ़लाक बाद तामस, घृणा सभपर नियंत्रणकेँ आ सामाजिक/ पारिवारिक दायित्वकेँ सेहो अहाँ आर गंभीरतासँ लेबै, से धरि पक्का अछि। मुदा एकर एकटा शर्त अछि जे एकरा समै निकालि कऽ एक्के उखड़ाहामे पढ़ि जाइ।

एडिटर्स चोइस सीरीज-५ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-६

जगदीश प्रसाद मण्डलक लघुकथा "बिसाँढ़": १९४२-४३ क अकालमे बंगालमे १५ लाख लोक मुइला, मुदा अमर्त्य सेन लिखैत छथि जे हुनकर कोनो सर-सम्बन्धी एहि अकालमे नहि मरलन्हि। मिथिलोमे अकाल आएल १९६७ ई. मे आ इन्दिरा गाँधी जखन एहि क्षेत्र अएली तँ हुनका देखाओल गेल जे कोना मुसहर जातिक लोक बिसाँढ़ खा कऽ एहि अकालकेँ जीति लेलन्हि। मैथिलीमे लेखनक एकभगाह स्थिति विदेहक आगमनसँ पहिने छल। मैथिलीक लेखक लोकनि सेहो अमर्त्य सेन जेकाँ ओहि महाविभीषिकासँ प्रभावित नहि छला आ तेँ बिसाँढ़पर कथा नहि लिखि सकला। जगदीश प्रसाद मण्डल एहिपर कथा लिखलन्हि जे प्रकाशित भेल चेतना समितिक पत्रिकामे, मुदा कार्यकारी सम्पादक द्वारा वर्तनी परिवर्तनक कारण ओ मैथिलीमे नहि वरण् अवहट्ठमे लिखल बुझा पड़ल, आ ओतेक प्रभावी नहि भऽ सकल कारण विषय रहै खाँटी आ वर्तनी कृत्रिम। से एकर पुनः ई-प्रकाशन अपन असली रूपमे भेल विदेहमे आ ई संकलित भेल "गामक जिनगी" लघुकथा संग्रहमे। एहि पोथीपर जगदीश प्रसाद मण्डलकेँ टैगोर लिटरेचर अवार्ड भेटलनि। जगदीश प्रसाद मण्डलक लेखनी मैथिली कथाधाराकेँ एकभगाह हेबासँ बचा लेलक, आ मैथिलीक समानान्तर इतिहासमे मैथिली साहित्यकेँ दू कालखण्डमे बाँटि कऽ पढ़ए जाए लागल- जगदीश प्रसाद मण्डलसँ पूर्व आ जगदीश प्रसाद मण्डल आगमनक बाद। तँ प्रस्तुत अछि लघुकथा बिसाँढ़- अपन सुच्चा स्वरूपमे।

एडिटर्स चोइस सीरीज-६ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-७

मैथिलीक पहिल आ एकमात्र दलित आत्मकथा: सन्दीप कुमार साफी। सन्दीप कुमार साफीक दलित आत्मकथा जे अहाँकेँ अपन लघु आकाराक अछैत हिलोड़ि देत आ अहाँक ई स्थिति कऽ देत जे समानान्तर मैथिली साहित्य कतबो पढ़ू अहाँकेँ अछौं नहि होयत। ई आत्मकथा विदेहमे ई-प्रकाशित भेलाक बाद लेखकक

पोथी "बैशाखमे दलानपर"मे संकलित भेल आ ई मैथिलीक अखन धरिक एकमात्र दलित आत्मकथा थिक। तँ प्रस्तुत अछि मैथिलीक पहिल दलित आत्मकथा: सन्दीप कुमार साफीक कलमसँ।

एडिटर्स चोइस सीरीज-७ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-८

नेना भुटकाकेँ रातिमे सुनेबा लेल किछु लोककथा (विदेह पेटारसँ)।

एडिटर्स चोइस सीरीज-८ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-९

मैथिली गजलपर परिचर्चा (विदेह पेटारसँ)।

एडिटर्स चोइस सीरीज-९ (डाउनलोड लिंक)

*जगदीश प्रसाद मण्डल जीक ६५ टा पोथीक नव संस्करण विदेहक २३३ सँ २५० धरिक अंकमे धारावाहिक प्रकाशन नीचाँक लिंकपर पढ़ू:-*

Videha_15_05_2018

Videha_01_05_2018

Videha_15_04_2018

Videha_01_04_2018

Videha_15_03_2018

Videha_01_03_2018

Videha_15_02_2018

Videha_01_02_2018

Videha_15_01_2018

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

Videha_01_01_2018

Videha_15_12_2017

Videha_01_12_2017

Videha_15_11_2017

Videha_01_11_2017

Videha_15_10_2017

Videha_01_10_2017

Videha_15_09_2017

Videha_01_09_2017

विदेह ई-पत्रिकाक बीछल रचनाक संग- मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ रचनाक एकटा समानान्तर संकलन:

*विदेह: सदेह: १ (२००८-०९) देवनागरी*

*विदेह: सदेह: १ (२००८-०९) तिरहुता*

*विदेह:सदेह:२ (मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना २००९-१०) देवनागरी*

*विदेह:सदेह:२ (मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना २००९-१०) तिरहुता*

*विदेह:सदेह:३ (मैथिली पद्य २००९-१०)देवनागरी*

*विदेह:सदेह:३ (मैथिली पद्य २००९-१०) तिरहुता*

*विदेह:सदेह:४ (मैथिली कथा २००९-१०)देवनागरी*

*विदेह:सदेह:४ (मैथिली कथा २००९-१०) तिरहुता*

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

*विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५ ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५ ] तिरहुता*

*विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५ ]- दोसर संस्करण देवनागरी*

*विदेह मैथिली लघुकथा [ विदेह सदेह ६ ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली लघुकथा [ विदेह सदेह ६ ] तिरहुता*

*विदेह मैथिली पद्य [ विदेह सदेह ७ ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली पद्य [ विदेह सदेह ७ ] तिरहुता*

*विदेह मैथिली नाट्य उत्सव [ विदेह सदेह ८ ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली नाट्य उत्सव [ विदेह सदेह ८ ] तिरहुता*

*विदेह मैथिली शिशु उत्सव [ विदेह सदेह ९ ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली शिशु उत्सव [ विदेह सदेह ९ ] तिरहुता*

*विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना [ विदेह सदेह १० ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना [ विदेह सदेह १० ] तिरहुता*

*विदेह:सदेह ११*

*विदेह:सदेह १२*

*विदेह:सदेह १३*

*The readers of English translations of Maithili Novel "sahasrabadhani" and verse collection "sahasrabdik chaupar par" has intimated that the English translation has not been able to grasp the nuances of original Maithili. Therefore the*

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

*Author has started translating his Maithili works in English himself. After these translations are complete these would be the official translations authorised by the Author of the original works.-Editor*

Maithili Books can be downloaded from: https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/

विदेह सम्मान*:* सम्मान-सूची (समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार सहित)

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

सूचना/ घोषणा

१

"विदेह सम्मान" समानान्तर साहित्य अकदेमी पुरस्कारक नामसँ प्रचलित अछि। "समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार" (मैथिली), जे साहित्य अकादेमीक मैथिली विभागक गएर सांवैधानिक काजक विरोधमे शुरु कएल छल, लेल अनुशंसा आमन्त्रित अछि।

अनुशंसा २०१९ आ २०२० बर्ख लेल निम्न कोटि सभमे आमन्त्रित अछि:
१) फेलो
२)मूल पुरस्कार
३)बाल-साहित्य
४)युवा पुरस्कार आ
५) अनुवाद पुरस्कार।

अपन अनुशंसा ३१ दिसम्बर २०२० धरि २०१९ पुरस्कारक लेल आ ३१ मार्च २०२१ धरि २०२०क पुरस्कारक लेल पठाबी।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

पुरस्कारक सभ क्राइटेरिया साहित्य अकादेमी, दिल्लीक समानान्तर पुरस्कारक समक्ष रहत, जे एहि लिंक sahitya-akademi.gov.in पर उपलब्ध अछि। अपन अनुशंसा editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

२

“मिथिला मखान” फिल्म देखू मात्र १०१ टाकामे। Android App “BEJOD” download करू वा जाउ www.bejod.in पर, signup करू, एकटा ईमेल जायत, अपन ईमेल खोलू आ ओकरा क्लिक करू अहाँक अकाउंट एक्टीवेट भय जायत। आब मिथिला मखान रेण्ट पर लिअ, डेबिट कार्डसँ १०१ टाका ऑनलाइन पेमेंट करू आ फिल्म देखू।

३

विदेह अपन आगामी अंक (२०२१ क प्रारम्भमे) श्री रामलोचन ठाकुर पर विशेषांक निकालबाक नेयार केने अछि। हुनका सम्बन्धी रचना आमंत्रित अछि (संस्मरण, साक्षात्कार, समीक्षा आदि) जे ३१ दिसम्बर २०२० धरि editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाओल जा सकैत अछि। विदेह पेटारक अन्तर्गत (पोथी डाउनलोड साइट) मे http://www.videha.co.in/new_page_15.htm हुनकर मौलिक, अनूदित आ सम्पादित रचना फ्री पी.डी.एफ. डाउनलोड लेल उपलब्ध अछि।



विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन: मानुषीमिह संस्कृताम्: VIDEHA: AN IDEA FACTORY

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

